निष्कर्षतः ई कहल जा सकैत अछि जे आदिकालक समय निर्धारणक सन्दर्भ में हमर इतिहासकार लोकनि एक मत भइये नहि सकलाह अछि। तैं ई स्पष्ट अछि जे समय निर्धारणक अस्तव्यस्तता मध्यकालक समय निर्धारण के सेहो स्पष्ट नहि होमए दैत अछि।

हमरा जनैत यदि साहित्यकारक नाम आधार लए आदिकालक समय निर्धारण कएल जाय तँ कतहु विवाद नहिं रहि जाइत अछि। यथा-प्रारम्भ सँ लए कए कवि कोकिल महाकवि विद्यापति सँ पूर्व धरिक समय कँ आदिकाल मानि ली तँ आगूक रास्ता स्पष्ट आ साफ दृष्टिगोचर होबए लागत। जहाँ धरि प्रारम्भ शब्दक प्रश्न उठैत अछि ओ प्रारम्भ कहियों भ सकैत अछि। सन् इसबी आदि सँ हजारों वर्ष पूर्वहु भ सकैत अछि आ ८०० वा ९०० ई. सेहो भ सकैत अछि।

कने ध्यान एहि तर्क पर दिअ-

चर्चा अछि ज त्रेता युग में सीता हरणक बाद हनुमान जी अशोक वाटिका में श्री मैथिली (जानकी जी) सँ हुनक (सीता जीक) मातृभाषा में एहि हेतुयें बात कएलन्हि जे कतहु श्री मैथिली के ई संदेह नहि होइन्ह जे इहो राबणेक कोनो मायाबी चर नहि हों। तैं हुनक मातृभाषा (मैथिली) में बात कएने हएताह एहन अनुमान अछि। संस्कृत तत्कालीन प्रमुख भाषा छल आ रावण स्वयं संस्कृत उद्भट विद्वान् छल। राम विश्वामित्रक गुरूकुल से शस्त्र ओ शास्त्रक शिक्षा लेने छलाह। संस्कृतक पर हुनको एकाधिकार छलन्हि। स्पष्ट थीक जे संस्कृत से परे भाषा मिथिलाक रहल् हएत ताहि में कोनो दू मत नहि। हनुमानजी तँ आठहु सिद्ध नबो निधिक मालिक छलाह, तैं हुनका हेतु मिथिला में प्रचलित भाषाक प्रयोग आश्चर्य में नहि दैत अछि।

आब समयक कसौटी पर हनुमानजी के कसि कए देखू। हमरा लग एहन प्रमाण अछि जाहि में हनुमत (सन्) 47340 अछि। ई समय ओहि दिन अछि जाहि दिनक ओहि प्रमाणक निर्माण भेल हएत। ओ प्रमाण कहिया बनल तकरो अता-पता नहि अछि। तें हमरा जनैत आदिकालक समय निर्धारण प्रारम्भ सँ लए विद्यापतिक पूर्व धरिक समय कें मानल जाए सएह उत्तम।

जहाँ धरि आदिकालीन उपलब्ध सम्पादक प्रश्न उठैत ताहि में इतिहासकार लोकनिक अनुसारें (क) पंजी प्रबन्ध, नवम शताब्दीक वाचस्पति मिश्रक वेदान्त सूत्रक शंकर भाष्यक टीका भामती, हेमचन्द्रक काव्यानुशासन एगारहम शताब्दी में सर्वानन्दक अमरकोषक टीका, धर्मशास्त्र सभ में अनेको स्थल पर, रूचिपति उपाध्याय ओ जगद्धार सनक विद्वान सभक रचना में, काशीक दामोदर पण्डितक रचना 'उक्ति-व्यक्ति' एगारह शताब्दीक रोडा कवि कृत 'राउलवेल' आदि सभ में।

************************************************************

(ख) बौद्ध सिद्ध लोकनिक द्वारा रचित उपलब्ध मैथिली रचना जकरा इतिहासकार तीन खण्ड में विभाजित कएने छथि यथा चर्यापद, दोहाकोष ओ डाकार्णव मैथिलीक आदिकालीन एकटा महत्वपूर्ण सम्पदा थीक।

(ग) कृषि प्रधान मिथिला क्षेत्र अर्थात् गंगा, ब्रह्मपुत्र नदीक द्वारा लाएल गेल माटि हिमालयक जड़ि में सटि-सटिक समतल उर्बरा भूखण्ड पर कृषि सम्बन्धि रचना डाक एवं घाघ द्वारा कएल गेल जे मिथिला वासीक जीवन में महत्वपूर्ण टा नहि अछि अपितु ठोर पर एखनो सुनल जा सकैत अछि। ई ठेठ मैथिली में लिखल गेल अछि आ हमर साहित्यक महत्वपूर्ण आदिकालीन सम्पदा थीक।

(घ) लोरिक, सलहेस, दीनाभद्री, छेछन, नैकाबनिजारा दुलरा दयाल आदि सँ सम्बन्धित लोकगीत ओ आख्यान आदिकालीन मैथिलीक एहन सम्पदा अछि जेकरा एखनो मिथिलाक लोक अपना जीवन में समेटिक रखने अछि।

(ङ) छन्द शास्त्र पर लिखल प्रकृत पैगलम में ठेठ मैथिलीक प्रयोग एकर सम्पदेटा नहि अछि अपितु एकर तत्कालीन 900-1400 समय में मैथिलीक लोकप्रियता सेहो प्रमाणित क दैत अछि।

(च) सभ में सटीक सांगोपांग जे प्रमाण आदिकाल कॅ आधार प्रदान करैत अछि। से थिक वर्णरत्नाकर सनक ग्रन्थ। जकरा काव्य ग्रन्थ, काव्योपयोगी ग्रन्थ शब्दकोष नहि जाने कतेक रूपें अपन-अपन विचारानुसारें लोकक संबोधित करैत अछि। एकर रचनाकर कविशेखराचार्य ज्योतिरीश्वर ठाकुर, जे कर्णाट वंशक अन्तिम शासक ओ सौराठ सभाक वा पंजी प्रथाक प्रणेतो कहल जाइत छथि तनिकहि दरबाक रत्न छलाह। 1300-1400 ई. बीच (रंग-रंगक मत) महराजा हरिसिंह देव शासन सेहो कएलन्हि आ पराजित भए नेपाल पलायन सेहो कएलन्हि। ज्योतिरीश्वर ठाकुर एही समय आ हिनकहि संग रहि प्रारम्भिक ग्रन्थ देलन्हि जे सभ सँ प्रमुख, उपलब्ध लिखित आधार एखन अछि। ई काव्योग्रन्थ थीक आ काव्योपयोगी ग्रन्थ सेहो जकर उपयोग हिनक परवर्ती साहित्यकार लोकनि ठाम ठाम् अपना रचना में कएलन्हि। यथा विद्यापति नगर वर्णना, नायिका वर्णना, आ स्थान वर्णना, ऋतु वर्णना, प्रयाण वर्णना, भट्टादि वर्णना, ओ श्मशान वर्णना अर्थात् सात कल्लोल से वर्णित ई सम्पूर्ण ग्रन्थ अनमोल धरोहर थीक। हर प्रसाद शास्त्री एकर नेपाल में खोज कएलन्हि। अपन स्वभावक अनुसारे एकर प्रकाशन बेर विद्वान लोकनिक एकर नामकरण पर वितण्डा ठाझा कएलन्हि किन्तु स्वयं रचनाकार द्वारा कल्लोलक अन्त से प्रयुक्त आधार सर्वमान्य भेल। सम्पूर्ण, मैथिल ओ मिथिलाक समाज, परिस्थिति, वातावरण ओ तत्कालीन अवस्थाक दर्पण ई ग्रन्थ थीक।

(छ) पुनः हिनकहि लिखल धूर्त समागम जे प्रहसन थीक सेहो मैथिली साहित्यक आदिकालीन लिखल एहि ग्रन्थ कँ शंकाक दृष्टियें सेहो देखैत छथि कारण वर्णरत्नाकरक भाषा आ एहि में प्रयुक्त भाषा में अन्तर छैक। एहन सम्भव थीक जे कोनो अन्य रचनाकर हिनक मौलिक रचना कँ अपना भाषा में सुगम बना लिखने होथि से सम्भव। स्वयं अनुसंधान ओ सम्पादन कए डॉ. जयकान्त मिश्र एकर भाषा पर शंका उठबैत छथि। तथापि एकर प्राप्ति मैथिली साहित्यक आदिकालीन इतिहासक एकटा शक्तिशाली आधार धरि अवश्य प्रस्तुत करैत अछि।

एकटा वस्तु विचारणीय थीक जे कविशेखराचार्य ज्योतिरीश्वर ठाकुर जो वर्णरत्नाकरक प्रणेता छथि ओ कर्णाट वंशक अंतिम शासक महाराज हरिसिंह देवक दरबारक अनमोल रत्न छलाह। इतिहासकार एहि बातक चर्च तँ अवश्य करैत छथि जे पराजयक बाद हरिसिंह देव सिम्रौनगढ़ के अपन शासनक केन्द्र बिन्दु बनौलन्हि आ ओहि ठाम सँ पराजित भ' भगवति तुलजा (कुल देवी) कँ संग लए नेपाल चल गेलाह। तकरबाद हुनक कोनो अता-पता नहि रहल। एहि कथन मे सत्यता नहि। यर्थार्थतः ओ भागिकए नेपालक भातगाँव (वर्तमान में) भक्तपुर पहुँचलाह आ ओही ठाम दोलखा में तीन पाटन नामक स्थान में हुनक मृत्यु भेल।

"वि. सं. - 1381 मा सिम्रौनगढ़मा दिल्लीक सुलतान गयासुद्दीन ले आक्रमण गरेका हुँदा सिमरौनगढ़ ध्वस्त भयो रत्यहॉका राज हरिसिंह देव आत्मरक्षा को लागि केहीकाल यताउति लागेपछि नेपाल को पहाड़ी भाग मा पसे। दोलखातिर जानलाग्दा तीन पाटन भन्ने ठाउँमा उनको मृत्युभयों त्यसवेलारूद्र मल्लले भक्तपुर को अपनो दरबार में शरण दिए यस घटनावाट तिरहुतमा भएको सांस्कृतिक उत्थान सम्बन्धी क्रियाकलाप को केन्द्र के ही मात्रा सा भक्तपुरमा सन्यों यस वाट यहाँ को सांस्कृतिक इतिहासमा केही नयाँ मोड़ आयो। शक्तिपूजा को जुन नयाँ लहर उठेको थियो तथा तात्रिंक विधिधानले जनु स्थान लिएको थियो, त्यसको पनि केही अंशमा केन्द्र भक्तपुर बन्यो।"

मेची देखि महाकली (भाग-2)

भक्तपुरको ऐतिहासिक पुष्ठभूमि, पृष्ठ - 647

प्रकाशक - श्री पाँचको सरकार, संचार मंत्रालय, सूचना विभाग, नि. सं.-2031

हुनक (हरिसिंह देवक) कुलदेवी तुलजा भवगती एखनो राज प्रासादक परिसर में तालेजू भवगती नामे विद्यमान छथि तथा जीर्ण अवस्थ में एखनहु भव्य मंदिर अपन इतिहास कँ साकार करैत देखल जा सकैत अछि।

## मैथिली साहित्य ( मध्यकाल )

मध्यकालक प्रारम्भ कहिया सँ मानल जाए ताहि पर मैथिलीक इतिहासकार एकमत नहि छथि। डॉ. उमेश मिश्र कतौ 1300 सँ 1800 एकर समय कहैत छथि तँ कतहु अपनहि कहल कँ कटैत 1600 सँ 1860 कहैत छथि। डा. जयकान्त मिश्र 1600 सँ 1860 क समर्थन करैत छथि तँ व्यथित जी 1325 सँ 1860 मानैत छथि। शैलेम्द्र मोहन बाबू 1556 सँ 1857 पर उतरि आयल छथि तँ राधाकृष्ण चौधरी 1350-1830 धरि पहुँचैत छथि। माने सभ एक-दोसरक विचार कँ कटैत छथि।

रमानाथ बाबू तँ कृष्णकाव्य युग अथवा प्राचीन युग कहि दैत छथि जे समीचीन नहि अछि-कारण मध्यकाल में खाली कृष्णक वर्चस्व रहल तँ नेपाल में हरगौरी विवाह (1618-1633) नलीय नाकम् (1644 - 1672 क बीच) नवदुर्गा नाटकम् रामायण नाटकम् जैमनीयभरत नाटकम्, सती वियोग (1372-1696 क बीच) गौरी विवाह, पशुपति प्रादुर्भाव, (1696-1622 क बीच) रामचरित, इन्द्रविजय नाटकम, कोलासुर बधोपख्यान, खट्वासुर बधोपाख्यान, अन्धकासुर बध्पोख्यान, नलचरित, त्रिपुरासुन बधोपाख्यान, पृथूपाख्यान, ययात्युपाख्यान हरगौरी कथा, (1722-1772) रामायण नाटक 1551 नलचरित (1686 सँ 1664 क बीच) हरिश्चन्द्र नृत्यम् (1702-1723 क बीच) कतए मात्र कृष्णेयुगक दिग्दर्शन करबैत अछि? तात्पर्य जे कृष्णक चरित्र सँ सन्दर्भित वातावरण सँ हटिकए सेहो मध्यकाल में बहुत किछु भेटैत अछि।

तैं हमरा जनैत कविकोकिल सँ प्रारम्भ कए चन्दा झा सँ पूर्व धरिक समय मात्र कँ मध्यकालक समय मानल जाए चाहे ओ समय कहियो हो।

मध्यकाल कँ मेथिली साहित्यक उत्कर्षकाल अथवा स्वर्णयुग से हो यदि कहि देल जाए तँ अत्युक्ति सनक नहि लगबाक चाही। एहिकाल में मैथिली अपन विकासक पथ पर तीव्रता सँ आगू बढ़ल। यद्यपि सम्पूर्ण मध्यकाल गुलामीक काल रहल राजनैतिक दृष्टि सँ। इस्लाम आ ब्रिटिश शासनक प्रभाव साहित्य सृजन पर सेहो भेल। सत्तक डर सँ ओहन साहित्यिक विद्याक सृजन संभव नहि भेल जाहि सँ सत्ता दोष लगैत रहल हो अथवा सत्ता प्रभावित होइत रहल को। तैं साहित्यकार भक्ति ओ शृंगार रस पर आधारित रचना कँ प्रश्रय देलन्हि जाहि सँ सत्ता कँ किछु लेब-देब कँ नहि रहैक। यदि अपन भावना के व्यक्त करबाक प्रयास कएलन्हि तँ आवरण चढ़ा कए। चाहे ओ विद्यापतिक कीर्तिलता हो कीतिपताका हो पुरूष परीक्षा हो अथवा शृंगार पर भक्तिक आवरण हो। नायक-नायिका राधा-कृष्ण आ कीर्तिसिंह ओ वीर सिंह राष्ट्रहितैषी होथि। मोटा-मोटी एहन रचना नहि होइत छल जाहि पर सत्त ऊपर कोनो दोषोरोपन होइत रहल हो। भक्ति आ शृंगार मुख्य रस रहल मध्यकालीन साहित्य सृजनक। बानगीक रूप में - विद्यापतिक अवहट्ठ रचना-कीर्तिलता, कीर्तिपताका।

विद्यापतिक भक्ति सम्बन्धी मुक्तक पद (शिव ओ राधा कृष्ण सम्बन्धी) ओ श्रृंगारिक पद संगहि संस्कृतिक सभ रचना।

हर्ष नाथक - उषाहरण आदि।

तहिना नेपालक भातगॉव (भक्तपुर) कान्तिपुर (काठमाण्डू) बनिकपुर (पाटन) से लिखल गेल ओ मल्लकालीन कोनो नाटक वा अन्य रचना।

नेपाल, आसाम, ओ उड़ीसा में सृजित मैथिली गद्य, पद्य वा नाटक (चम्पू) सभक प्रायः एक प्रवृति देखवा में अबैत अछि। ओ थिक भक्ति, श्रृंगार ओ समाज सम्बन्धी अन्य रचना जकर सम्बन्ध राजनीति सँ कतहु प्रत्यक्ष रूपें नहि देखना जाइछ।

ओना विद्यापतिक प्रभाव चैतन्यमहाप्रभुक माध्यमे, आसामक तंत्रक माध्यमे, तंत्र शास्त्रक अध्ययन वा साधना माध्यमे चाहे वैष्णव धर्मक प्रचार प्रसारक माध्यमे बंगाल, आसाम ओ उड़ीया पर अप्रत्यक्ष रूपें नीक जकाँ भेल तथा ब्रजबुलि साहित्य जन्म लेलक। मैथिली-बंगला, मैथिली-आसामी, मैथिली-उड़ीसा, घुलि-मिलि नब साहित्य बनौलक जकरा पाछॉ मुख्य रूप सँ विद्यापतिक रचनाक वैष्णव धर्म प्रवर्तक चैतन्य महाप्रभु ओ मिथिला आसामक तंत्र विद्या महाप्रभु (बंगालक चैतन्य महाप्रभु) राधा-कृष्णक रूप में चित्रित नायक-नायिकाक श्रृंगारिक मिलन कॅ आत्मा-परमात्माक मिलन मानि अपन भावना कें व्यक्त कएलन्हि आ हुनक शिष्य परम्परा एकरा आगू बढ़ाएवा में अगल-बगलक प्रदेश क्षेत्र में पसारबा में अपूर्ववयोगदान देहन्हि। आसामक शंकर देव सन साहित्यकार धरि एहन भावना सँ प्रभावित भेलाह आ राम विजय सन-सन मिश्रित रचना समक्ष आवि सकल। उड़ीसा सेहो एहि प्रभाव सँ बॉचल नहि रहल।

मुख्यरूप सँ सम्पूर्ण मध्यकाल पद्य ओ नाटकक क्षेत्र में अपना विशिष्टता प्रदर्शित कएलक। नेपाल, आसाम, उड़ीसा, मिथिला ओ बंगाल मैथिली साहित्यक मध्यकालक कर्म क्षेत्र रहल। सम्पूर्ण मध्यकालक केन्द्र में कविकोकिल महाकवि विद्यापति के यदि मानि लेल जाए तॅ अत्यक्ति सनक नहि लागत। तकर कारण हुनका द्वारा स्थापित कृष्ण परम्परा रहल। जाहि युवा-कृष्ण कें अपन युवासस्था में मैथिली भाषा ओ साहित्यक क्षेत्र में ओ प्रवेश करौलन्हि ओ आधुनिकाकलक प्रारम्भ अर्थात् कन्वीश्वर चन्दा झाक प्रवेश सॅ पहिने धरि अपन ताम-क्षामक संग प्रत्यक्ष ओ अप्रत्यक्ष रूपें विद्यमान रहलाह। गोविन्द दासक श्रृंगार भजनक पद, उमापति उपाध्यायक-'परिजात हरण' हर्ष नाथक उषाहरण ओ मनबोधक कृष्णाजन्म एकर प्रत्यक्ष उदाहरण थीक। ओना कृष्णक सीमा सँ हटि नेपाल में अन्यो नाटक सभ लिखल गेल यथा पशुपति प्रादुर्भाव सनक नाटक सभ किन्तु कृष्णक तुलना में पलड़ा बहुत हल्लुक जकॉ रहल।

## मैथिली साहित्य (आधुनिक काल)

सँ विद्वान इतिहासकार लोकनिक विचारक समक्ष विवादास्पद रहल अछि। अर्थात् समय निर्धारणक समस्या सँ आधुनिक काल सेहो बाँचल नहि अछि। जाहिठाम डा. उमेश मिश्र, डॉ. जयकान्त मिश्र, डॉ. बालगोविन्द झा 'व्यथित', डॉ. दुर्गानाथ झा 'श्रीश' आदि 1860 ई. सँ आधुनिक कालक प्रारम्भ मानैत छथि ताहिठाम कुमार गंगा नन्द सिंह, डॉ. सुभद्र झा 1800 ई. सँ आदिकालक आरम्भ हएब कहैत छथि। डॉ. शैलेन्द्र मोहन झा, डॉ. दिनेश कुमार झा, 1857 सँ तँ डॉ. राधाकृष्ण चौधरी 1830 सँ एकर प्रवेशक पहिल डेग स्वीकार करैत छथि।

निष्कर्ष जे एकमत कियैक नहि? तैं उपर्युक्त चर्चित विवाद सँ हटि कावीश्वर चन्दा झा सँ आरम्भ कए अद्यः पर्यन्तक समय क आधुनिक काल मानि लेब अनुचित नहि हएत।

ओना आधुनिक कालक समय के सेहो अगर दू भाग में बिभाजित कए अध्ययन कएल जाए जँ एकर स्पष्ट चित्र उभरिकए सामने आबि सकैत अछि। तकर कारण जे जहिया सँ एकर प्रारम्भिक चरण हमरा लोकनि स्वीकार करैत छी ओ परतंत्रताक समय छल तथा विचार स्वतंत्र रूपें व्यक्त करबा में कतहु-कतहु प्रायः डर व संकोच होइत छल साहित्यकार कें। यथा सत्ताचोट सँ हटि कए धर्म वा सामाजिक समस्य जेना बाल विवाह, बहु विवाह, काटर परम्परा, आदिये धरि अपन विचार रखबाक प्रयास करैत छलाह।

स्वतंत्रता प्राप्ति अर्थात् 15 अगस्त 1947 क बाद लोक वैचारिक दृष्टिएँ स्वच्छन्द जँका अनुभव करए लागत तथा प्रजातंत्र हएबाक कारणें स्वतंत्र विचारक प्रतिपादन आरम्भ भेल। सत्ता-शीर्ष धरिक आलोचना पर अंकुश नहि रहल तथा हुनकहु अनर्गल क्रिया-कलाप कें साहित्यकार अपन रचनाक सूई घोपब आरम्भ कएलक।

एहन बात नहि जे परतंत्रताक समय लोक विद्रोही तेवर साहित्य में नहि देखबैत छल। अर्थात् देखबैत छल किन्तु अपन रचना कें दधारक तलवार बना कए। एकधार विद्रोहक बिगुल फूकै छल तँ देसर धार कोट-कचहरी में दोसर अर्थ प्रतिपादित करबाक सामर्थ्य सेहो ओ रचना रखैत छल यथा पशुबुद्धि शीर्षक सनक अन्यो रचना।

निष्कर्ष ई जे जतेक स्वतंत्रताक अनुभव साहित्य सृजन में साहित्यकार स्वतंत्रता प्राप्तिक बाद अनुभव कएलन्हि अछि ततेक परतंत्रता में प्रायाः नहि।

स्वतंत्रता प्राप्तिक बाद साहित्यक प्रत्येक विद्या यथा कथा, उपन्यास, कविता, नाटक, खण्डकाव्य, महाकाव्य, अर्थात् गद्यक क्षेत्र में, पद्यक क्षेत्र में आ चम्पूक इतिहास कँ परिपुष्टिक कए विशाल वटवृक्षक रूप में परिणात क देलक अछि।

पत्र-पत्रिकाक इतिहास पुरान रहितो आधुनिक काल में अपन क्षेत्र विशाल बना लेलक अछि। 1905 सँ मैथिली हित् साधन सँ अपन यात्रा आरम्भ कए एखन अन्तिका, मैथिलजन, मिथिला-एक्सप्रेस, भारती-मण्डन, धरि नहि जानि कतेक सौ पत्रिका अपन झलक देखेलक अछि। स्वाती आ इन्द्रधनुष सनक सैकड़ों पत्रिका अनचिन्हार रहि पाँच-दस वर्ष में काल-कवलित भऽ गेल।

मैथिलीक, कथा, नाटक, कविता, उपन्यास, आलोचना आदि सँ बलिष्ट बाँहि देखिकए बहुतो साहित्यक, चर्चित विद्या तँ डरे सटबोक हिम्मत नहि का पबैत अछि। ई स्पुष्टना आधुनिक कालक देन थीक।

हँ एकटा बात आवश्य कहब जे एखनो मिथिलाक घर-घर में कोठीक कान्हा पर भुजेला वा चड़ेरासे अथवा अथवा सीक पर टॉगल लाल कपड़ा में बान्हल असंख्य प्राचीन ग्रन्थ सभ राखल सड़ि रहल अछि ओकरा ताकि-विछिक सामने लएबाक प्रयोजन अछि।

संगहि एकटा एहन केन्द्र, स्थल कतहु बनए जतए देश में आ कि विदेश से कोनो प्रकाशन हो तँ ओकरा एक प्रति ओहि केन्द्र पर रचनाकार पढावथि जतए ओ संग्रहीत रहए जाहि सँ ई पता चलि जाए जे एहि वर्ष एहि साहित्य में एतेक पोथी आनि पत्र-पत्रिका प्रकाशित भेल। अनुसन्धानकर्त्ता कें सेहो एकहिठाम सम्पूर्ण जानकारी उपलब्ध क सकए।

राष्ट्रीय हितक भावना पर आधारित रचनाक पलड़ा एहि साहित्य में हल्लुक सनक अछि। चाणक्य (महाकाव्य) वा अश्रुकणक मणिपुर फन्ट पर लड़निहार लौंस नायक सनक रचना व मिथिला-भारती सनक गनल-बीछल रचना सभ सँ काज नहि चलत। एकर रिक्त भण्डार कें परिपुष्ट करवाक हएत।

ततेक अकविता पर नहिं उतरि जाइ जे हमर मौलिकता के समाप्त क दए। नक्ता अवश्य अनकार प्रवृति होबाक चाही किन्तु अपन मौलिकता कें बन्हकी राखि अथवा बेचिक नहि एहन हमर विचार। कथा उपन्यास ओ किछु अन्य विधा तँ नवताक अपरम्परा रूप कें पचाक ढ़ेकारो नहि क सकैत अछि कारण ओकर पाचन क्रिया बलशाली होइछ कितु कविताक अंतरी ओतबा बरूआर नहि। तैं ओहन चिकित्सा ओकर सर्वदा नहि होएबाक चाही चाहि सँ ओषधि कें ओकर अंतरी पचा नहिं सकए।

बाँचक (जे छपय से बिकाय जाय) नहि चाही ई हमर विचार आगू अर्जी हमर मर्ज़ी अपने सभक।

**गिरिजा किशोर झा**
पी-एच.डी., डी.लिट्.,
अध्यक्ष
विश्वविद्यालय मैथिली विभाग
बी.आर.ए. बिहार विश्वविद्यालय, मुजफ्फरपुर।

********************************************************************

# कवीश्वरक रचना पर संस्कृतक प्रभाव

डॉ. कमला चौधरी

कवीश्वर चन्दा झा मैथिली साहित्य आधुनिक कालक युगस्तष्टा छलात्। उन्नैसम शताब्दीक तृतीय दशकक अन्त मे हुनक जन्म भेल छलनि। एहि समय मे अंग्रेजी का प्रचार प्रसार भड चुकरण छल। चन्दा झा ओहि गत्यवरोध के अनुभव कह ओहि में नव गति प्रदान कयलनि। मैथिली गद्य जे ओहि समय धरि मात्र चिट्ठी पत्री ओ व्यवहारिक दस्तावेज तक सीमित छल, ओहिमे अपन अमूल्य योगदान दउ गीत, भजन आदि क अतिरिक्त हमरा लोकनि के मिथिला भाषा रामायण क रूप में सुगठित महाकाव्य प्रदान कयलनि।

कविश्वर चन्दा झा मैथिली क महाकवि तै रहबे करथि, संस्कृतोक प्रखर कवि छलाह। रामायण में तथा आनोहाम ई जे संस्कृत श्लोकक प्रयोग कयने छथि ताहि आधार पर ई कहल जा सकैछ जे मातृभाषाक प्रति हिनक प्रगाढ अनुरक्ति नहि रहैत तउ संस्कृतो मे उत्कृष्ट रचना कउ सकैत छलाह।

मिथिलाक विद्वान संस्कृतक अपेक्षा भाषा के हेय बुझैत अयरणाह। संस्कृत, तमिल, बंगला, हिन्दी आदि अनेकानेक भाषा सबमें रामायणक रचना मउ चुकल छल। मैथिली में एकर आभाव खटकैत रहल। विद्वानमण्डली संस्कृतक अनन्त भण्डार के समृद्धिशाली बनयवामे अपन गौरव बुललनि। एहन समय मे चन्दा झा संस्कृतक प्रकाण्ड विद्वा होइतहुँ अपन मातृभाषाक गौरव के नहि बिसरि सकलाह आ मैथिली में राम चरित्र यशोगान लिखलनि।

भारतीय साहित्य में व्याप्त राम कथा वाल्मिकी संग प्रारम्भ भउ व्यास कृत विभिन्न पुराण ओ तत्पश्चात् संस्कृत, प्राकृत, अपभ्रंश एवं विभिन्न लोकभाषा में लिखित अछि। मैथिली भाषा में उन्नैसम शताब्दीक अन्तिम चरण में कवीश्वर चन्दा झा द्वारा मिथिला भाषा रामायण क रचना भेल। कवीश्वर अपन रामायण क रचना आध्यात्म रामायण क आधार पर कयलनि, से मूल से ततेक मिलैत अछि जे एकरा अध्यात्म, रामायण क अनुवादो कही तें

अत्युक्ति नहि, तथापि एहि में कतहु-कतहु बाल्मीकि रामायण, आनन्द रामायण, रामचरितमानस, प्रसन्नाराघव नाटक तथा हनुमान्नाटक पर आधृत कथा सेहो अछि।

वस्तुतः देववाणी संस्कृतक साहित्य सरिता बड़ व्यापक ओ प्रवहमाण रहल आछि। एहि अमर सिन्धुसँ बुन्द बुन्द लड भारतक समस्त लोकभाषा साहित्य सजल ओ सबल बनल अछि। तदनुरूपेण कवीश्वर चन्दा झा मिथिला रामायण में आध्यात्म रामायण के उपजीव्य ग्रन्थ रूप में ग्रहण कयलनि अछि। कतहु-कथा कतहु भाव, कतहु उक्ति विधान तै, कतहु ओ ओकर वाक्यानुवाद पर्यन्त कयने छथि। यदि कहल जाय जे संस्कृतक अध्यात्म रामायणे मैथिलि में चन्दा झा क रामायण रूप में नव विस्तार ग्रहण कयलक तउ से सर्वथा समुचितो।

आध्यात्म रामायणक माहात्म्य ब्रह्माण्ड पुराणक एक पृथक् सर्ग में निवेशित अछिं। कवीवर ओकरहु ग्रन्थक आरम्भहिमे प्रथम अध्यायक अन्तर्गत निवेशित कयलनि अछि। श्रोता-वक्ता दुहू में समाने, नारद एवं सत्यलोकाधिष्ठित ब्रह्मा। दुहूक जिज्ञासा क आधार एकहि अछि। एहि प्रसंग किछु उदाहरण द्रष्टव्य थिक।

अध्यात्म रामायणक महात्म्य एहि रूपेण आरम्भ होइछ-

**एकदा नारदो योगी परानुग्रहवाञ्छया।**
**पर्यटन् सकलॉल्लोकान् सत्यलोकमुपागमत्।।**
**बालार्कप्रभया सम्यग् भासयन्तं समागृहम्**
**मार्कण्डेयादिमुनिभिः स्तूयमानं मुहुर्मुहुः।।[1]**

कवीश्वर अपन रामायण लिखने छथि-

**नारदयोगी पर उपकारा।**
**कस्क हेतु सञ्चर संसार।**
**सत्यलोक मुनि पहुँचल जखन**
**देखल विरञ्चिक वैभव तखन**
**बाल दिवाकर सन छथि भास**
**मार्कण्डेय प्रभृति तट वास**
**स्तुति करइत छल छथि छलहीन[2]**

पुनः मिथिला रामायणक प्रस्तावना पद देखल जाय-

**होयत कलयुग जखना घोर। सम जन लम्पट समजन चोर**

**सत्य कथा ककरहु नहि नीक। दुराचाररत मन सबहीक**

**पर अपवाद मध्यं मन निरत। परधनमे अभिलाषी फिरत**

**आन वनितामे मन सटल। परहिंसाक परायण पटल।**[3]

उपर्युक्त वर्णन अध्यात्म रामायण महात्म्यक भावे टा नाहि, शब्द-शब्दक अनुभावम करैत गेल अछि। आध्यात्म रामायण के मूल श्लोक द्रष्टस्य अछि-

**प्राप्ते कलियुगे घोरे नराः पुण्यविवर्जिताः।**

**दुराचाररताः सर्वे सत्यवार्त्तापराङ्मुखाः।।**

**परापवादनिरताः परद्रव्याभिलाषिणः।**

**परस्त्रीसक्तमनसः परहिंसापरायणाः।।**[4]

आध्यात्म रामायणक प्रथमे सर्गक प्रसंग अछि-

**यः पृथ्वी भरवारणाय दिविजैः संप्रार्थितश्चिन्मयः।**

**संजातः पृथिवीतले रविकुले माया मनुष्योऽव्ययः।।**

**निश्चक्रं हतराक्षसः पुनरगाद्-ब्रह्मत्वमाद्यं स्थिरां।**

**कीर्तिं पापहरां विधाय जगतां तं जानकीशं भजे।।**[5]

वाक्य शब्दक अनुगमन में भाव-विभोर कवीश्वरक उक्ति साम्य से हो द्रष्टव्य थिक-

**पृथ्वी काँ बाढ़ल बड़ भार। चिन्मय पुरूष लेल अवतार।।**

**कयाल प्रार्थना ई सुर लोक। कहलानि धरणीकाँ बड़ शोक।।**

**पृथिवी में रघुकुल अवतार। धम प्रभु हरलनि पृथिवी भार।।**[6]

पुनः अध्यात्म रमायणक निम्न पंक्ति देखाल जाय-

**योऽति भ्रष्टोऽतिपापी परधनपरदारेषु नित्योद्यतो वा**

**स्तेयी ब्रह्मध्न मातापितृवधनिरतो योगि वृन्दापकारी**

**यः सम्पूज्याभिरामं पठति च हृदयं रामचन्द्रस्य भक्तया**

**योगीन्द्रैरप्यलभ्यं पदमिह लभते सर्वदेवैः स पूज्यम्।**[7]

कविश्वर एही भाव के अपन रामायण में एना वर्णित कयलनि अछि-

जाति पाति नष्ट भ्रष्ट पापी पर धन रत
ब्रह्मघाति उतपाती मित्रजन नाशी जे।
कुल मे कलंकि ओ कुलघ्नत्र हेमचोर चाँढ़
योगिवृन्द अपकारी धर्म में उदासी जे।
रामचन्द्र पूजि कै करय हृदय पाठ
योगीन्द्र अलभ्य पदहीक होथि वासी से।
चन्द्र मन सर्वलोक विजयी विभूति मान
पढ़थि न कदापि कठोर यम फाँसी से।।[8]

अध्यात्म रामायण मे बाल काण्डक दोसर सर्ग मे पार्वती क उक्ति छनि-

धन्यास्म्यनुगृहीतास्मि कृतार्थस्मि जगत्प्रभो।
विच्छिनो मेऽतिसन्देह ग्रन्थिर्भवदनुग्रहात्।।
त्वन्मुखाद गलितं रामतत्त्वामृतरसायनम्।
पिबन्त्या मे मनो देव न तृप्यति भवापहम्।।
श्रीरामस्य कथा त्वन्तःश्रुता सक्षेपतो मया।
इदानीं श्रोतुमिच्छामि विस्तरेण स्फुटाक्षरम्।।[9]

कवीश्वर रामायण मे एहु प्रसंग में साम्य देखल जाय-

शिव शिव कहल शुनल हय कान। रामायण वर अमृत समान।।
पिबइत पिबइत तृप्ति न भेल। भव सन्ताप सकल चल गेल।।
धन्य भाग्य थिक मन मे गुनल। राम तत्व संक्षेपहि शुनल।।
कयल अनुग्रह संशय छुटल। अपने सौ शनि रामक पटल।।
शुनवा कथा सम्प्रति विस्तार। कहु-कहु प्रियतम परम उदार।।[10]

एकर उत्तर मे शिवक उक्ति अध्यात्म रामायण ऐना वर्णित अछि-

भूमिर्भारेण भग्ना दशवदन मुखाशेखरक्षोगणानां
धृत्वा गोरूपमादौ दिविजमुनिजनैः साकमब्जासनस्य।

गत्वा लोकं रूदन्ती व्यसनमुपगतं ब्रह्मणे प्राह सर्वं
ब्रह्मध्यात्वा मुहूर्त्तं सकलमपि हृदा वेदशेषात्मकत्वात्।[11]

कवीश्वर रामायण में शिवक उक्तिक सादृश्यता देखल जाय-

एक समय भय दीना अवनी भारें व्याकुल भेली।
सुरभि रूप बनि कनईत कनईत धाम विरञ्चिक गेली।।
सकल देवगण तनिकाँ संगे पुछलनि विधि कहु धरनी।
सञ्च मञ्च से सबटा कहलनि दुष्ट दशानन करनी।।[12]

एहिना अध्यात्म रामायण मे बालकाण्डक तेसर सर्गक आरम्भ ऐना भेल अछि-

अथ राजा दशरथः श्रीमान्सत्यपरायणः।
अयोध्याधिपतिवीरः सर्वलोकेषु विश्रुतः।।
सोऽनपत्यत्वदुःखेन पीडितो गुरुमेकदा।
वसिष्ठं स्वकुलाचार्यमभिवाद्येदमब्रवीत्।।[13]
राजा दशरथ बड़ श्रीमान्। सत्य पराक्रम एहन न आन।।
पुरी अयोध्याधिपं अति वीर। सथललोक विश्रुत रणधीर।।
पुत्रहीन चिन्तातुर चिन्ता। गुरु समीप गत तकर निभिन्त।।[14]

आरण्यकाण्ड में सूर्पणखाक वृत्तान्तक पश्चात राम सीता के एकान्त मे कहैत छथिन जे जहाँ अपन छाया स्वरूप बना कउ अग्नि में प्रवेश कउ जाउ जाहिसुं रावण अहाँक वास्तविक स्वरूपक स्पर्श नहि कउ सकय। एहि प्रसंग अध्यात्म रामायणक श्लोक निम्न अछि-

अथ समोऽपि तत्सर्वं ज्ञात्वा रावण चेष्टितम्।
उवाच सीता मे कान्ते शृणु जानकि मे वचः।।
रावणो भिक्षुरूपेण आगमिष्यति तेऽन्तिकम्।
त्वं तु छायां त्वदाकारां स्थापयित्वोटजे विश।।[15]

चन्दा झा क रामायण एहि वर्णन क साम्य द्रष्टव्य अछि-

राम बुझल दशवदन प्रपञ्च। वैदेही के कहलनि शञ्च।।
अहँ एक माया देह बनाउ। कुटी मध्य करण कौशल जाउ।।[16]

अस्तु, चन्दा झाक रामायण में तद्रूप वर्णन देखैत प्रमाणित होइउ जे हिनक प्रमुख आधार ग्रंथ अध्यात्म रामायणे थिल मुदा एकर अन्यान्यो वाऽमयक रामकथा समसँ कवीश्वर प्रभाव ग्रहण कयलनि, जेना वशिष्ट मुनि दशरथ के पुत्रेष्टि यज्ञ करवाक हेतु शृष्यशृंग एवं शान्ता के आमंन्त्रित करबाक परामर्श देबाक क्रम में दुनू गोटाक परिणयक कथा सुनबैत छँथि। एकर स्त्रोत वाल्मीकि रामायण थिके।[17] अध्यात्म रामायण में मात्र एतबा कहल गेल अछि जे वशिष्टक सम्मति पानि दशरथ अपन मि. रोमपादक जमाय ओ बेटी के आमन्त्रित क पुत्रेष्टि यज्ञ कराओल।[18] रामचरितमानस मे से हो इ कथा अति संक्षिप्त अछि।[19] मुदा बाल्मिकी रामायण सँ प्रभावित कवीश्वर एहि प्रसंगक अत्यंत विस्तृत विवरण प्रस्तुत कयलनि अछि।

बाल्मीकि रामायण में सुग्रीव द्वारा कुम्भकर्णक नाक कान काटल जवबाक प्रसङ्ग एही प्रकारे वर्णित भेल अछि-

**ततः कराग्रैः सहसा समेत्य राजा हरीणाममरेन्द्रशत्रोः।**

**खरैश्च कर्णौः दशनैश्च नासां ददंश पादैर्विददारपार्श्वौ॥[20]**

कवीश्वर अपन रामायण में एहि प्रसंगे कहलनि अछि-

**गमहि गमहि अति साहसि कपिपति, हुनकर काटल नासा कान।[21]**

किष्किन्धकाण्डमे रामक विरहदशाक वर्णनक क्रम में-

वर्षा ऋतु ओ शरद ऋतुक उद्दीपकताक चित्रण-

बाल्मीकि रामायण में एहितरहें वर्णित अछि-

**निद्रा शनैः केशवमभ्युपैति द्रुतं नदी सागरमभ्युपैति।**

**दृष्ट्वा बलाकं घनमभ्युपैति कान्ता सकामा प्रियमभ्युपैति॥[22]**

कवीश्वरक वर्णन सेहो समाने अछि, यथा-

**निद्रा केशव तन लपटाथि, सरित सकल सुखसागर जाथि**

**बिशद बलाका गगन समाथि, बिरही जन-मन-मन अकुनाथि।[23]**

अध्यात्म ओ बाल्मिकी रामायणक अतिरिक्त कवीश्वरक रामायण क कतोक प्रसंग आनन्द रामायणहु संग गृहीत अछि, जेना बालकाण्ड में शिव-पार्वती सँ रामकथा क अनन्ताक प्रसंग कहैत छथि-

**कत बेरि राम लेल अवतार, कत बेरी हरलनि अवनी भार**

**ओ रामायण अछि शत कोटि, ब्रह्म लोक महिमा बड़ गोटि।।**[24]

आनन्द रामायण में वर्णित एहि प्रसंग के देखल जाए-

**चरित्रं रघुनाथस्य शतकोटिप्रविस्तरम्।**

**एकैकमक्षरं पुसां महापातकनाशनम्।**[25]

राम एवं लक्ष्मणक संग जखन सीता वन जाइत छथि तँ बाट में नाव पर चढ़ि गंगा पार करबाक क्रम में गंगा सँ प्रार्थना करैत सीता कहलनि अछि-

**हे सुरसरी वन दुखानिस्तार,**

**धुरब-करब, पूजा विस्तार।**

**मदिरा, मांस विविध उपचार,**

**करब यथाविधि बारंबार।।**[26]

आनन्द रामायण में से हो ई प्रसंग उपलब्ध अछि, जाहि से सिद्ध होईछ जे कवीश्वरक उपर्युक्त

**गंगामध्ये गता गंगा प्रार्थयामास जानकी।**

**देवि गंगे नमस्तेस्तु निवृता बनवासतः।।**

**रामेण सहिताऽहं त्वां लक्ष्मणेन च पूजये।**

**सुरामांसोपहारैश्च नाना बलिभिरादृता।।**[27]

कवीश्वरक रामायण में सीता क निन्दा एक धोबीक द्वारा भेल अछि।[28] जकर उल्लेख आनन्द रामायण में से हो अछि मुदा बाल्मिकी तथा आध्यात्म में एकर चर्च नहि भेल अछि। अतः स्पष्ट अछि जे कवीश्वरक उपर्युक्त प्रसंगोक आधार स्त्रोत आनन्द रामायण अछि।

विभिन्न संस्कृत रामायणक अतिरिक्त हिनक रामायण पर महाभारतक प्रभाव से हो अनेक स्थल पर देखल जा सकैछ। जेना रावण ओ मरीचक प्रसंग महाभारत में एही तरहे वर्णित अछि-

**कृतिमित्येव तद्विद्धि यद्यपि स्यात् सुदुष्करम।**[29]

यैह प्रसंग क वर्णन कवीश्वर अपन रामायण में कयलनि अछि-

**काज हमर जे हो यत हाथ।**

**सेकय देव करब नहि लाथ।।**[30]

मारीच वधक बाद रामक प्रत्यागमणक प्रसंग महाभारत एहि रूपे वर्णित अछि-

**एवं हृतायां वैदेह्यां रामो हत्वा महामृगम्।**

**निवृतो ददृशे धीमान् भ्रातरं लक्ष्मणं तथा।।**[31]

प्रस्तुत प्रसंग कवीश्वर एहि तरहे वर्णित कयलनि अछि-

**कपट मृग मारीच मारल, धुरल धर रघुराय।**

**देखल अबइत दूरसौ, मन विकल लक्ष्मण भाय।।**[32]

कवीश्वर चन्दा झा क ओ श्रीमद्भागवत में भक्ति मीमांसा क प्रसंग पूर्ण मतैक्य अछि। श्रीमद्भागवत में से हो भक्त क प्रवृत्ति के सात्विक राजस ओ तामस भेदमे विभाजित कयल गेल अछि तथा ओति में जे लक्ष्मण कहल गेल अछि से कवीश्वर क रामायण में वर्णित लक्षण से भिन्न नहीं अछि। भागवत में वर्णित अछि-

**भक्तियोगो बहुविधो मार्गै भागिनी भाष्यते**

**स्वभावगुणमार्गेण पुंसां भावो विभिद्यते।**

**अभिसंधाय यो हिंसां दम्भं मात्सर्यमेव वा**

**संरम्भी भिन्नदृग्भावं मयि कुर्यात्स तामसः।।**[33]

अर्थात् हे माता, साधकक भावक अनुसार भक्ति योगक अनेक प्रकारे प्रकाश होइत अछि, कि एक तें स्वभाव ओ गुणक भेद अँ मनुष्यक भाव में से हो विभिन्नता रहैत अछि। जे भेद दर्शी क्रोधी पुरुष हृदय में हिंसा, दम्भ अथवा मात्सर्यक भाव राखि हमरा प्रति प्रेम रखैत छथि से हमर तामस भक्त थिक। अब रामायण क वचन द्रष्टव्य अछि-

**हिंसा दम्भाछिक उद्देश्य। भेद दृष्टि छथि सेवक वेश।**

**ते तामस जन हमर कहाव। गुणवृत हुनकर उचित स्वभाव।।**[34]

श्रीमद्भागवत ओ रामायण क एता दृश समानता देखि ई प्रमाणित होइछ जे जाहि उद्देश्यस भागवतक रचना भेल छल, तकरे प्रतिपादन ई रामायण में लोकभाषा क माध्यम सें कयलनि आछि।

कवीश्वर क रचना पर रघुवंश महाकाव्य क प्रभाव से हो स्पष्ट अछि। हिनक रामायण

में समुन्द निर्माण क समय समय क्रोध एहि रूपे व्यक्त भेद अछि-

**कहल प्रभु जल निधि महाजड़ कयल अति अपमान**

**खुनल हमारे पूर्व पुरुष क अहित हमरहि मान।**[35]

ऐहु कथन पर रघुवंश महाकाव्य क प्रभाव स्पष्ट देखल जा सकैछ-

**गुरोयियक्षोंः कपिलेन मेध्ये रसातलं संक्रमिते तुरंगे।**

**तदर्थमुवीमवदारयद्‌भिः पूर्वैः किलायं परिवर्धितो नः॥**[36]

तहिना कवीश्वर क रामायणक बालकाण्ड में सतानन्द तथा पशुराम क मध्य जे वाद विवाद होइत अछि, तकर प्रसंग प्रसन्न राधवसँ लेल गेल अछि।[37] चन्दा झा ओहि प्रसंग के प्रसन्न राघवसैं लड अपन रामायण में विशद रूपे गृहीत कयलनि अछि।

कवीश्वर क रचना पर हनुमन्नाटकक से ही स्पष्ट देखना जाइछ। रामक स्वर्ण मृग मरीचीका में परबाक पश्चान्तापके चन्दा झा लिखित छथि-

**पिता उचित कयलनि वन देलनि, पुरी अयोध्या वन नृपती।**[38]

हनुमन्ननाटक मे एहि प्रसंगक वर्णन अछि-

**युक्तमेव हि कैकेय्या यदहं प्रेषितो वनम्।**

**ईदृशी यस्य मे बुद्धिर्मृगः क्वापि हिरण्यमयम्॥**[39]

उदाहरण एतय बहुत थोड़ा उल्लिखित भड सकल अछि मुदा एतबोसा ई स्पष्ट होइछ जे अनेक स्थल में बहुध मौलिकता रहनहुँ अधिकांश रचना रामायण एवं संस्कृतक अन्यान्य काव्यसँ प्रभावित अछि।

किछु अन्यान्यो संस्कृत मुक्तक अनुसरण कवीश्वर कयने छथि, जेना प्रसिद्ध श्लोक-

**नेदं नभोमण्डलम्बुशशिः**

**नायं शशी कुण्डलितो मुरारिः।**

**शशि न कुंडलित थिकथि फणीश**

**अंक न शानित विष्णु जगदीश॥**

कवीश्वर भक्ति भावना क उद्रेदक कारण में-भाषा विषयक संकीर्णता नहि रखलनि अछि। उदाहरणार्थ हिनक एकटा संस्कृत गीत देखल जाय-

**जय-जय सीते परम विनीते सकल गुणातीते।**

**मैथिल महिते गुण्चय सहिते गरिमगुणैर्गीते॥**

श्रुति तत चरिते हत जन दुरिते जय जय जन सुहिते।
दशरथनन्दन धन-सौदामिनी परिणय-भव-भिते॥[40]

एहि तरहे कवीश्वरक संस्कृतक प्रभाव एकटा कारण इहो रहल जे मिथिला सभदिनसँ संस्कृत विद्या क केन्द्र रहल। समस्त सारस्वत, सांस्कृतिक एवं कर्मकाण्डीय क्रिया, भाषाक प्रभाव पड़ैत रहल अछि एवं तदनुरूप मैथिली रचनाकारक शब्दावली, वाग्धारा, उक्तिभंगिमा इत्यादि में संस्कृत भाषाक स्पष्ट छाप देखल जा सकैत अछि आ से कवीश्वरक रचनाक अवलोकनसँ स्पष्ट प्रमाण भेटि जाइत अछि।

## सन्दर्भ ग्रन्थ


1. ब्र. पु. अध्याय, महात्म्य 2-3
2. रा. बा. आ.1
3. मी.भा.रा. (मै.अ.) बालकाण्ड, पृ.2
4. अध्यात्म महात्म्य श्लोक - 2, 4
5. अध्यात्म सर्ग - 1, श्लोक - 1
6. मि.भा.रा. (मै.अ.) पृ.5
7. अध्यात्म 1/56
8. चन्दा झा रामायण - 1, अ. अन्तिम छन्द
9. अध्यात्म सर्ग 2/1-3, पृ.25
10. मि.भा.रा. (मै.अ.), पृ.10
11. अध्यात्म सर्ग 2/7, पृ.26
12. मि.भा.रा. (मै.अ.) बालकाण्ड, पृ.10
13. अध्यात्म सर्ग - 3/1-2, पृ.28
14. मि.भा.रा. (मै.अ.), पृ.13
15. अध्यात्म सर्ग-7/1-4, पृ.145
16. मि.भा.रा. (मै.अ.) अरण्यकाण्ड, पृ.136
17. बाल्मीकि सर्ग 9 पृ.46-52
18. अध्यात्म सर्ग 3/6, पृ.26

19. मानस, पृ.187
20. मि.भा.रा. (मै.अ.) बालकाण्ड, पृ.13-16
21. मि.भा.रा. (मै.अ.), पृ.274
22. बाल्मीकि सर्ग 18/25, पृ.716
23. मि.भा.रा. (मै.अ.) किष्किन्धकाण्ड, पृ.166
24. मि.भा.रा. (मै.अ.), पृ.7
25. आनन्द रामायण, काशी 1995, 2-17-8
26. मि.भा.रा. (मै.अ.), पृ.101
27. आनन्द रामायण, 1-1-100
28. मि.भा.रा. (मै.अ.), पृ.355
29. महाभारत, वन पर्व 278/4
30. मि.भा.रा. (मै.अ.), पृ.133
31. महाभारत, वनपर्व 279/13
32. मि.भा.रा. (मै.अ.), पृ.141
33. श्रीमद्भागवत, तृतीय स्कन्ध 39/7-10
34. उत्तरकाण्ड, अध्याय-1
35. मि.भा.रा. (मै.अ.), पृ.235
36. रघुवंश 13/3
37. प्रसन्न राघवम्, पृ.224
38. मि.भा.रा. (मै.अ.), पृ.158
39. हनुमान्नटकम् 5/4
40. चन्द्र पद्यावली, पद्य संख्या - 49

**डॉ. कमला चौधरी**
अध्यक्षा, मैथिली विभाग
एम.डी.डी.एम.कालेज, मुजफ्फरपुर।



# मिथिला मे किरतनियाँ नाटक

**विकास नाथ झा**

नामेसँ स्पष्ट अछि जे मिथिलामे देवताक कीर्त्तनक भावनासँ नाटकक प्रस्तुति होयत छल तै किरतनिञाँ नामसँ प्रसिद्ध भेल। मिथिला में अनेक प्रकारक नटुआ (अभिनेता) होयत छल, ताहिमे किरतनिञाँ एक विशेष प्रकार छल। ओसम किरतनिञाँ कहबैत छल किएक ,तह ओसम अपन नाटकक प्रस्तुति देवताक कीर्त्तनक भावनासँ करैत छल। मिथिलाक लोकनि मानै[illegible] जे मिथिलामे किरतनिञाँ नाटकक प्रवर्तक उमापति उपाध्याय भेलाह जे स्वयं कृष्णक मूर्तिक आगाँ नाच-गान करैत छलाह। नाटकक प्रदर्शन नतिमे होयत छल। मँच सोझे ऊँचगर समतल जगह पर होयत छल। नाटकक शुरूआत नान्दी पाठसँ होयत छल तत्पश्चात सूत्रधार अबैत छलाह। हुनक परिधान छल एक 'जामा' एक 'नीभ' आओर एक 'पायजामा'।

ओ एकप्रकारक खड़ाऊँ पहिरैत जे पादुका कहबैत छल। साहि हाथक लंबा वस्त्रक बनल पुराम ढंगक 'साहा पाग' माथ पर पहिरने रहैत छलाह आओर ओ पतिष्ठाक सूचक होयत छल।

मंडली मे अभिनेताक संख्या थोड रहैत छल। नाटकक पात्रक परिचय शुरूआते मे प्रवेश गीत द्वारा दए देल जायत छल। नायक, नायिका, सखी, नारद (घटकक रूप मे) आओर विपटा (विदुषक) इएह होयत छल किरतनिञाँ मंडलीक मुख्य पात्र सभ।

**निर्देशः संस्कृते नाट्ये भाषणं प्राकृतेऽपि च।**
**मैथिली गीतिकाबद्धं वर्णनादि प्रवेशकम्।।**
**वार्तालापाद्यपि बुधैरथ गीतमयं समम्।**
**नाटिका कीर्त्तनीयाख्या कीर्त्तनात्तु निगद्यते।।**

रचनात्मक दृष्टिसँ किरतनिञाँक चरि भेद होइछ (1) उपजीव्य (2) सामान्य (3) गीतप्रधान आओर (4) गीतमय। उपजीव्यमे धूर्त्तसमागम आओर गोरक्षविजय के राखल जा सकैछ जे परवर्ती सकल नाटकक प्रेरक आ आदर्श थिक तँ एकरा उपजीव्य कहल जाइछ। सामान्य मे एकर सामान्य ओ प्रोढ़ रूप मे संतुलित नाटक जातहरण आ रूककिणीहरण। संस्कृत अंशक अछैति मैथिली गीतक अधिक्य ओ प्रधानतासँ युक्त नाटक गीतप्रधान तेसर

*************************************************************************

वर्ण में अबैत अछि। यथा-कृष्णकलिमाला, गौरीस्वयंवरनाटक, श्रीकृष्णजन्मरहस्यम, उषाहरण आदि। चारिम भेद गीतमय जाहिमे गीतमात्रक प्रयोग अछि से थिक-गौरी प्रणय, गौरी स्वयंवर आ उषाहरण। ओहिसमयक प्रभु नाटककार छलाह-ज्योतिरीश्वर, विद्यापति, रामदासोपाध्याय, उमापति, देवानंद नंदीपति, रमपति, शिवदत्त।

कहलो गेल छैक जे 'Theatre is mirror of society' मिथिलामे नटुआसभक मंडली "जमाति" कहबैत छल। एकर नेता नायक कहबैत छल। एकर नेता नायक कहबैत छल। सूत्रधार मुख्य पात्रक भुमिका करैत छल। मंडली में महिला नहि रहैत छल, महिलो पात्रक अभिनय पुरूष करैत छल। किरतनिञाँ मंडली में सभी जातिक लोक बिनु भेदभावे रहैत अभिनय करैत छल। एहिभे ब्राह्मण, कायस्थ, चमार, आओर दुसाधसम समान रूपे इस लैत छलाह। विवाह, उपनयन, दुर्गापूजा वा अन्यान्य विशेष समाजिक एवं धार्मिक उत्सवक अवसरपर सार्वजनिक स्थान मे वा व्यक्तिविशेषक दरबज्जापर किरतनिञाँ नाटक बरबाक हेतु नायक बजाओल जाइत छलाह। संभव बुझना जाइछ जे राज दरबार सँ बाह स्वतंत्र रूप हुँ ग्रामीण क्षेत्र में नृत्य आओर अभिनयक परंपरा चलैत रहल हो, जकर स्पष्टीकरण ज्योतिरीश्वरक वर्णरत्नाकरमे भेटैत अछि। भारत मे भाषा नाटकक महल संस्कृत नाटकक समाधि पर बनल अछि। तथापि संस्कृत नाटकक प्रभाव एतेक जोरगर छल जे ओहू भाग सभमे जे अधिकाअधिक नव सरल सुबोध ढंगक नाटक विकसित करबाक प्रयास कएल गेल ताहू मे संस्कृत ओ प्राकृतक प्रमखता रहबै कएलैतक, केवल भाषागीत अधिकाधिक मात्रा मे ओहि मे भरल जाए लागली समस्त पूर्वोत्तर भारत मे जे मुसलमान विजेतासभक अभिघातसँ किछु दूर छल, कालक्रमेण नव ढंगक नाटक उद्भूत भेल, जेना बंगाल में "यात्रा" असम में "अंकिया" आओर मिथिला में किरतनिञाँ। एहि तीनू प्रकारक नाटकक जन्म कृष्ण-भक्तिक मित्तिपर भेलैक, किन्तु क्रमहि क्रमहि बाहर अएलहुँ पर एहि भे पौराणिक कथाक प्रमुखता रहबे कएल। उदाहरणस्वरूप परिजातहरण नाटक में कथावस्तु हरिवंशक अध्याय 124-135 सँ लेल गेल अछि, संगहि विष्णुपुराण (अध्याय-5, श्लोक 30-31) आओर श्रीमद्भागवत (स्कंध 10, अध्याय 10, श्लोक 53) तकरो उपयोग कएल गेल अछि। कवि कथा में हरिवंशक कथासँ किछु अंतर कएलन्हि अछि जे इन्द्रसँ युद्ध करबामे कृष्ण प्रद्युम्नक बदला अर्जुनके संग करैत छथि। अतः स्पष्ट अछि जे किरतनिञाँ नाटक देवताक भक्तिनावनासँ ओतप्रोत भए कीर्त्तनक रूप मे कएल जाइत छल।

**विकास नाथ झा**
स्नात्तकोत्तर मैथिलि छात्र (प्रथम वर्ष)
बी.आर.ए. बिहार विश्वविद्यालय,
मुजफ्फरपुर।






बी०आर०ए० बिहार विश्वविद्यालय में राष्ट्रिय संगोष्ठी में भूतपूर्व मुख्यमंत्री बिहार, सरकार जगन्नाथ मिश्रा के साथ




संस्कृत विभागीय पत्रिका विद्योत्तमा के विमोचन के अवसर पर आचार्य झा विमोचनकर्ता डॉ० जगन्नाथ मिश्र के साथ



बी०आर०ए० बिहार विश्वविद्यालय के अकादमिक स्टाफ कालेज में आचार्य झा



संस्कृत वर्ष के उद्‌घाटन के अवसर पर कुलपति एस एन सिन्हा के साथ



सप्रेम भेंट- डॉ. राम बहादुर शुक्ल, जम्मू विश्वविद्यालय, जम्मू




अखिल भारतीय प्राच्य विद्या सम्मेलन के ४४वें अधिवेशन में
अध्यक्ष आचार्य झा



अखिल भारतीय प्राच्य विद्या सम्मेलन में सम्बोधित करते हुये आचार्य झा




दिल्ली संस्कृत अकादमी में राष्ट्रिय संगोष्ठी के अवसर पर आचार्य झा



कामेश्वर सिंह दरभंगा संस्कृत विश्वविद्यालय के छात्रावास में प्रतिकुलपति के रूप में गणतंत्र दिवस के अवसर पर झंडोतोलन करते हुये



प्रतिकुलपति के रूप में आचार्य झा



अखिल भारतीय प्राच्य विद्या सम्मेलन बड़ौदा में डा० झा




यू०जी०सी० द्वारा प्रायोजित राष्ट्रिय संगोष्ठी में अतिथियों का स्वागत करते हुए आचार्य झा

